## 'विदेह' ३१२ म अंक १५ दिसम्बर २०२० (वर्ष १३ मास १५६ अंक ३१२)

*ऐ अंकमे अछि:-*



विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

Go to the link below for download of old issues of VIDEHA Maithili e magazine in .pdf format and Maithili Audio/ Video/ Books/ paintings/ photo files. विदेहक पुरान अंक आ ऑडियो/ वीडियो/ पोथी/ चित्रकला/ फोटो सभक फाइल सभ डाउनलोड करबाक हेतु नीचाँक लिंक पर जाउ।



VIDEHA ARCHIVE विदेह पेटार

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA



View Videha googlegroups (since July 2008)



view Videha Facebook Official Group (since January 2008)- for announcements

१. *गजेन्द्र ठाकुर*

........................................................................................................................

........................................................................................................................

[संघ लोक सेवा आयोग/ बिहार लोक सेवा आयोगक परीक्षा लेल मैथिली (अनिवार्य आ ऐच्छिक) आ आन ऐच्छिक विषय आ सामान्य ज्ञान (अंग्रेजी माध्यम) हेतु सामिग्री]

[एन.टी.ए.- यू.जी.सी.-नेट-मैथिली लेल सेहो]

[STUDY MATERIALS FOR UPSC (UNION PUBLIC SERVICE COMMISSION) & BPSC (BIHAR PUBLIC SERVICE COMMISSION) EXAMS- MAITHILI (COMPULSORY & OPTIONAL) AND OTHER OPTIONALS AND GENERAL STUDIES (ENGLISH MEDIUM)]

[FOR NTA-UGC-NET-MAITHILI ALSO]

यू. पी. एस. सी. (मेन्स) २०२० ऑप्शनल: मैथिली साहित्य विषयक टेस्ट सीरीज

यू.पी.एस.सी. क प्रिलिमिनरी परीक्षा २०२० सम्पन्न भऽ गेल अछि। जे परीक्षार्थी एहि परीक्षामे उत्तीर्ण करताह आ जँ मेन्समे हुनकर ऑप्शनल विषय मैथिली साहित्य हेतन्हि तँ ओ एहि टेस्ट-सीरीजमे सम्मिलित भऽ सकैत छथि। टेस्ट सीरीजक प्रारम्भ प्रिलिम्सक रिजल्टक तत्काल बाद होयत। टेस्ट-सीरीजक उत्तर विद्यार्थी स्कैन कऽ editorial.staff.videha@gmail.com पर पठा सकैत छथि, जँ मेलसँ पठेबामे असोकर्ज होइन्हि तँ ओ हमर ह्वाट्सएप नम्बर 9560960721 पर सेहो प्रश्नोत्तर पठा सकैत छथि। संगमे ओ अपन प्रिलिम्सक एडमिट कार्डक स्कैन कएल कॉपी सेहो वेरीफिकेशन लेल पठाबथि। परीक्षामे सभ प्रश्नक उत्तर नहि देमय पड़ैत छैक मुदा जँ टेस्ट सीरीजमे विद्यार्थी सभ प्रश्नक उत्तर देताह तँ हुनका लेल श्रेयस्कर रहतन्हि। विदेहक सभ स्कीम जेकाँ ईहो पूर्णतः निःशुल्क अछि।- **गजेन्द्र ठाकुर**

**संघ लोक सेवा आयोग द्वारा आयोजित सिविल सर्विसेज (मुख्य) परीक्षा, २०२० मैथिली (ऐच्छिक) लेल टेस्ट सीरीज/ प्रश्न-पत्र- १ आ २**

TEST SERIES-1

TEST SERIES-2

[एन.टी.ए.- यू.जी.सी.-नेट-मैथिली लेल/ FOR NTA-UGC-NET-MAITHILI]

NTA_UGC_NET_MAITHILI_01

NTA_UGC_NET_MAITHILI_02

NTA_UGC_NET_MAITHILI_03 (श्री शम्भु कुमार सिंह द्वारा संकलित)

*Videha e-Learning*




विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

MAITHILI (COMPULSORY & OPTIONAL)

UPSC MAITHILI OPTIONAL SYLLABUS

BPSC MAITHILI OPTIONAL SYLLABUS

**मैथिली प्रश्नपत्र- यू.पी.एस.सी. (ऐच्छिक)**

**मैथिली प्रश्नपत्र- यू.पी.एस.सी. (अनिवार्य)**

**मैथिली प्रश्नपत्र- बी.पी.एस.सी.(ऐच्छिक)**

**मैथिलीक वर्तनी**

१

**भाषापाक**

२

मैथिलीक वर्तनीमे पर्याप्त विविधता अछि। मुदा प्रश्नपत्र देखला उत्तर एकर वर्तनी इग्नू BMAF001 सँ प्रेरित बुझाइत अछि, से एकर एकरा एक उखड़ाहामे उनटा-पुनटा दियौ, ततबे धरि पर्याप्त अछि। यू.पी.एस.सी. क **मैथिली (कम्पलसरी) पेपर लेल सेहो ई पर्याप्त अछि,** से जे विद्यार्थी मैथिली (कम्पलसरी) पेपर लेने छथि से एकर एकटा आर फास्ट-रीडिंग दोसर-उखड़ाहामे करथि|

IGNOU इग्नू BMAF-001

.........................................................................................................................

MAITHILI (OPTIONAL)

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

TOPIC 1 [Place of Maithili in Indo-European Language Family/ Origin and development of Maithili language (Sanskrit, Prakrit, Avhatt, Maithili) भारोपीय भाषा परिवार मध्य मैथिलीक स्थान/ मैथिली भाषाक उद्भव ओ विकास (संस्कृत, प्राकृत, अवहट्ट, मैथिली)]

TOPIC 2 (Criticism- Different Literary Forms in Modern Era/ test of critical ability of the candidates)

TOPIC 3 (ज्योतिरीश्वर, विद्यापति आ गोविन्ददास सिलेबसमे छथि आ रसमय कवि चतुर चतुरभुज विद्यापति कालीन कवि छथि। एतय समीक्षा शृंखलाक प्रारम्भ करबासँ पूर्व चारू गोटेक शब्दावली नव शब्दक पर्याय संग देल जा रहल अछि। नव आ पुरान शब्दावलीक ज्ञानसँ ज्योतिरीश्वर, विद्यापति आ गोविन्ददासक प्रश्नोत्तरमे धार आओत, संगहि शब्दकोष बढ़लासँ खाँटी मैथिलीमे प्रश्नोत्तर लिखबामे धाख आस्ते-आस्ते खतम होयत, लेखनीमे प्रवाह आयत आ सुच्चा भावक अभिव्यक्ति भय सकत।)

TOPIC 4 (बद्रीनाथ झा शब्दावली आ मिथिलाक कृषि-मत्स्य शब्दावली)

TOPIC 5 (वैल्यू एडीशन- प्रथम पत्र- लोरिक गाथामे समाज ओ संस्कृति)

TOPIC 6 (वैल्यू एडीशन- द्वितीय पत्र- विद्यापति)

TOPIC 7 (वैल्यू एडीशन- द्वितीय पत्र- पद्य समीक्षा- बानगी)

TOPIC 8 (वैल्यू एडीशन- प्रथम पत्र- लोक गाथा नृत्य नाटक संगीत)

TOPIC 9 (वैल्यू एडीशन- द्वितीय पत्र- यात्री)

TOPIC 10 (वैल्यू एडीशन- द्वितीय पत्र- मैथिली रामायण)

TOPIC 11 (वैल्यू एडीशन- द्वितीय पत्र- मैथिली उपन्यास)

TOPIC 12 (वैल्यू एडीशन- प्रथम पत्र- शब्द विचार)

TOPIC 13 (तिरहुता लिपिक उद्भव ओ विकास)

TOPIC 14 (आधुनिक नाटकमे चित्रित निर्धनताक समस्या- शम्भु कुमार सिंह)



ISSN 2229-547X VIDEHA

TOPIC 15 (स्वातंत्र्योत्तर मैथिली कथामे सामाजिक समरसता- अरुण कुमार सिंह)

TOPIC 16 (यू. पी.एस.सी. मैथिली प्रथम पत्रक परीक्षार्थी हेतु उपयोगी संकलन, मैथिलीक प्रमुख उपभाषाक क्षेत्र आ ओकर प्रमुख विशेषता, मैथिली साहित्यक आदिकाल, मैथिली साहित्यक काल-निर्धारण- शम्भु कुमार सिंह)

TOPIC 17 (मैथिली आ दोसर पुबरिया भाषाक बीचमे सम्बन्ध (बांग्ला, असमिया आ ओड़िया) [यू.पी.एस.सी. सिलेबस, पत्र-१, भाग-"ए", क्रम-५])

TOPIC 18 [मैथिली आ हिन्दी/ बांग्ला/ भोजपुरी/ मगही/ संथाली- बिहार लोक सेवा आयोग (बी.पी.एस.सी.) केर सिविल सेवा परीक्षाक मैथिली (ऐच्छिक) विषय लेल]

..........................................................................................................

GENERAL STUDIES (PRELIMINARY & MAINS)

GS (Pre)

TOPIC 1

GS (Mains)

NCERT-ENVIRONMENT CLASS XI-XII

NCERT PDF I-XII

TN BOARD PDF I-XII

ALL INDIA RADIO ENGLISH NEWS

ALL INDIA RADIO NEWS ARCHIVE

ALL INDIA RADIO TALKS AND CURRENT AFFAIRS

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

## २. गद्य



विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA


**योगेन्द्र पाठक वियोगी (सम्पर्क- 9831037532)**

**नरक विजय**

(एहि नाटकक एक संस्करण हमर पोथी 'त्रिनाटकम्' मे छपि गेल अछि। ओहि मे दृश्यक संख्या बहुत बेसी रहला सँ किछु निर्देशक लोकनि एकर मंचन पर प्रश्न चिन्ह लगौलनि। ओहि आलोचना कें ध्यान मे रखैत एकरा परिवर्धित कएल गेल। एकर बंगला अनुवाद श्री नवीन चौधरी केलनि अछि।- नाटककार)

**पात्र परिचय**

**मानव पात्र** – रमेश, सुरेश, अनुपम अमित (वैज्ञानिक)

**पौराणिक पात्र** – ब्रह्मा, विष्णु, महेश, नारद, यमराज, चित्रगुप्त, दू यमदूत

**अंक 1**

**दृश्य 5**

***स्थान मर्त्यलोक मे बाहुबली रमेश आ सुरेशक मृत्युस्थल। मंच सज्जा ओहिना, कुर्सी टेबुल अछिए, डिजिटल डिस्प्ले बोर्ड स्विच-ऑफ अछि। दूनू यमदूत कुर्सी पर बैसि टेबुल पर पएर पसारि मोबाइल मे कोनो सिनेमा देखबा मे तल्लीन छथि जे हुनका रमेश आ सुरेश देलकनि। दूनू बाहुबली मृतात्मा मंच सँ गाएब छथि। हड़बड़ाएल यमराजक प्रवेश। यमदूत लोकनि यमराज कें नहि देखैत छथि।***

**यमराज** *(डँटबाक मुद्रा मे जोर सँ बजैत)* की देखबा मे तल्लीन छी यौ दूत लोकनि ? *(दूनू दूत चौंकि जाइत छथि, जल्दी जल्दी मोबाइल कें नुकेबाक चेष्टा करैत छथि मुदा यमराज मोबाइल छीन लैत छथिन आ स्वयं देखऽ लगैत छथि। कने हटि कए, स्वतः)* अद्भुत वस्तु अछि ई। एतबेटा डिब्बा मे कोना एतेकटा मनुक्ख घुसिया गेल छैक आ बन्दे रहैत कोना नाचियो गाबि लैत छैक ? आश्चर्य। *(लग आबि प्रकट)* ई की देखि रहल छलहुँ अहाँ सब ? छिः छिः, कतऽ भेटल ई ?

*(दूनू यमदूत मूडी झुकेने चुपे ठाढ़ रहैत छथि)*

**यमराज** *(आर जोर सँ बाजि खिसिआइत)* चुप किएक छी ? बजै किएक नहि छी ? मर्त्यलोकक एहन अधलाह वस्तु अहाँ सब कें छुबाक साहस कोना भेल ? बूझल नहि छल जे एतए मृतात्मा कें छोड़ि आर कोनो वस्तु छूनाइ वर्जित छैक ?

**दूत एक** *(मूडी नीचा झुकौने, कान पकड़ैत)* गलती भऽ गेल धर्मराज।

**दूत दू** *(कान पकड़ैत)* पहिल बेर ई दूनू मृतात्मा कें लऽ जेबा मे देरी भेल आ एकरे दूनूक कारण ईहो गलती भेल सूर्यपुत्र। क्षमा कएल जाओ।

**दूत एक** अपनेकें देरी भऽ रहल छल तऽ समय बितबैक लेल ई यंत्र ओ दूनू मृतात्मा हमरा दूनू कें देलनि। एहन गलती फेर कहियो नहि होएत से वचन दैत छी। अपने कें काज भऽ गेल ?

**यमराज** काज भऽ गेल, मुदा अहाँ सब ओहि दूनू मृतात्मा कें कतऽ भगा देलियै ?

**दूत दू** एतहि अछि ओ दूनू *(मृतात्मा कें मंच पर चारू कात तकैत छथि, नहि देखि दूनू दूत चिन्तित होइत छथि, एक दोसराक मुह तकैत छथि)*

**यमराज** मुह की तकैत छी, भागि गेल ओ सब। भेल बखेरा, आब समूचा धरती पर ओकरा सब कें तकैत फिरू।

*(तखने ब्रीफकेस लेने रमेश आ सुरेशक प्रवेश)*

**रमेश** *(ब्रीफकेस रखैत)* एतहि छी धर्मराज।

**सुरेश** *(ब्रीफकेस रखैत)* हम सब अपनेक संग यमलोक यात्राक लेल तैयार छी।

**यमराज** *(निःश्वास छोड़ैत, स्वतः)* हऽ, पैघ झंझट सँ बचलहुँ। *(प्रकट)* आब विलम्ब की? चलैत चलू।

**रमेश** बस, अन्तिम बेर कने आहे माहे सुना दी, यमलोक मे फेर अवसर नहिए भेटत।

**सुरेश** अपने हमरा दूनू पर बहुत कृपा केलिऐ धर्मराज, स्वयं आबि गेलियै आ ब्रीफकेस संगें लऽ जेबाक अनुमति सेहो दऽ देलियै, एहि लेल हम सब कोटि जिनगी पर्यन्त अपनेक अनुगृहीत रहब।

**रमेश** हमरा सबकें ई जानि बहुत दुख होइत अछि सूर्यपुत्र जे धरती पर कतहु कियो भक्तिभाव सँ अपनेक पूजा नहि करैत अछि। अपने सन धर्मात्माक पूजा हेबाके चाही। आन देवताक मन्दिर सब गामे गाम टोले टोल आ अपनेक मन्दिर तकबा लेल गूगल सर्च करए पड़ैत छैक।

**यमराज** हमरा अपन काज सँ मतलब अछि, पूजा अर्चनाक चिन्ता हमरा नहि अछि।

**रमेश** ई अपनेक महानता भेल धर्मराज मुदा सोचियौ ई भेदभाव किएक ? अपने यमलोकक एतेक पैघ साम्राज्यक देख भाल करैत छिऐक, अपनेक संग जे चित्रगुप्त रहैत छथि हुनको पूजा लेल वर्ष मे एक दिन निश्चित कएल छनि, तखन मात्र अपने किएक छूटल रहैत छी ? अपनेक पूजा तऽ सब देवताक संग हेबाक चाही सूर्यपुत्र।

**सुरेश** जरूर एहि मे देवलोकक कोनो चक्रचालि छैक। हम तऽ कहब जे अपने देवता सब कें एक बेर हड़तालक नोटिस पठा दियनु जे यमलोकक सब काज अनिश्चित काल लेल बन्द भऽ जाएत। अपनहि सब लाइन पर आबि जेताह।

**यमराज** यमलोकक काज बन्द कऽ देबैक ? ई की बाजि रहल छी अहाँ ?

**रमेश** काज बन्द नहि करबैक, बन्द करबाक धमकीएटा देबाक अछि
देव, हमरा विश्वास अछि जे हड़तालक नोटिस भेटला पर देवलोक मे हड़कम्प मचि जेतैक आ सब अपनेक बात मानबा लेल बाध्य भऽ जेताह।

**सुरेश** हमरा सब कें जे कहबाक छल से कहि देलहुँ देव, यदि किछु अनुचित बजा गेल हो तऽ माफ कऽ देबैक। आब अपने रस्ता देखबियौ, हम सब यात्रा लेल तैयार छी।

**रमेश** *(दूनू यमदूत कें सम्बोधित करैत)* ब्रीफकेस उठा ने लएह, तकैत की छह ?

*दर्शक दिस घूमि कए दूनू कोरस मे एकटा समदाओन गबैत छथि जाहि मे अपन कएल समस्त अपराधक लेल जनता सँ माफी मँगैत छथि।*

बर रे कुदिन मे जनम हम लेलियै, पढ़ि लीखि भेलियै जवान
चाकरी के फेरा मे नेता के संग धेलियै, बनि गेलियै राकस हेवान

माए बापक सपना समाजक मनोरथ, माटि मे देलियै मिलाए
पापक जड़ि ओहि नेता सबकें मारि कए, लेलियै यम कें बजाए
चलै छी हम यमदेश सब कें कना कए, कएल बहुत संहार
एहन अधम हम माफी कोना मँगबै, करबै अहीं सब विचार, करबै ....

***(गबैत गबैत दून्नू कानए लगैत छथि, पर्दा खसैत अछि, तखने नेपथ्य मे आगि लागि जेबाक हल्ला होइत अछि। लोक सबहक भाग-दौड़ आ अग्निशमन गाड़ीक हूटर के आवाज सुनाइ पड़ैत अछि। आगिक बारे मे दू व्यक्ति द्वारा घोषणा होइत अछि ___***

**एक** बहुत दुखद खबरि अछि जे वैज्ञानिक अनुपमक प्रयोगशाला आ राष्ट्रीय संग्रहालय मे आगि लागि गेल। ई आगि एहन समय मे लागल जखन वैज्ञानिक अनुपम अन्य ब्रह्माण्ड जेबाक तैयारी मे लागल छलाह। तीनटा वैज्ञानिकक प्रायः तीन मासक प्रयास सँ अन्य ब्रह्माण्ड जाए बला विशेष विमान तैयार कएल गेल छल।

**दू** वैज्ञानिक अनुपम प्रेस वार्ता मे बतौलनि जे आगि सँ भेल क्षतिक आकलन करबा मे समय लागत। आगि कोनो शत्रु द्वारा लगाओल गेल छल। राडारक आँकड़ा कें नीक जकाँ छानबीन केला सँ शत्रुक पता लागि जेबाक सम्भावना अछि मुदा राष्ट्रीय सुरक्षा नीति कें देखैत शत्रुक परिचय गुप्ते राखल जाएत।

***प्रथम अंक समाप्त***

(अगिला अंकमे जारी)

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**



विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

**रबीन्द्र नारायण मिश्र- धारावाहिक उपन्यास-लजकोटर**

**लजकोटर**

(प्रवासीक जीवनपर आधारित)

-12-

लता पुछलक -"अखबारमे अहाँघरक आस-पासअगिलग्गीक समाचारछपल अछि ।तँ चिंता भेल जे बात की छैक ?"

"सही बात छैक । रातिभरि जागले छी ।सामनेमे एकटाघरमे गैसक सीलींडर फाटि गेलैक ।"

"ओ! ई तँ बहुत गड़बड़ भेलैक।"

"अहाँ ठीक छी ने?

" रातिभरिजगलेछी, तँ कनी सुस्त छी ।"

"हम तँअहाँक बाट तकैत रही,संगे सरोजिनीनगर बाजार जेबाक सोचैत रही ।"

"कखन?"

"हम तँ तैयोर छी ।"

"कोनो बात नहि । हमसोझे ओतहि पहुँचि रहल छी ।"-से सुनि लता प्रशन्न भए गेलि । हम जलदीसँ तैयार भेलहुँ आ सरोजिनीनगरक बसमे बैसि गेलहुँ ।कनीकालक बादहम सरोजिनीनगर बसस्टापपर उतरिते रही कि ओतहि लता भेटि गेलि। ओकरा देखितहि करेंट जकाँ लागल ।"

सरोजिनीनगर बसस्टापपर लता अपन कारकेँ ठाढ़ कए हमर प्रतीक्षा कए रहल छलि । हमरा बससँ उतरैत देखितहि ओ हमरा कारमे बैसबाक हेतु इसारा केलथि ।हम ओकर कारमे बैसि गेलहुँ। लता अपने कार चला रहल छलि ।कार बजार दिस जेबाक बजाए नेहरूपार्क दिस बढ़िगेल ।

हमसभ नेहरुपार्क दिस बढ़ि रहल छलहुँ कि सामनेसँ विजयक जीप आएल । ओहिमे मालती बैसल छलीह । मालती हमरा देखलक कि नहि मुदा हम तँ ओकरा नीकसँदेखलिऐक आ चिन्हबो केलिऐक । विजय लताकेँ देखि कए परेसान जकाँ छल।हमहु ओकरे कातमे बैसल रही । हमरो ओ देखिनहि होएत । मुदा किओ किछु नहि बाजि सकल आ हमसभ आगू बढ़ि गेलहुँ।

विजयक असलीरूप कमे लोक जनैतछल । कहि नहि मालती कोना ओकरा संगे फँसिगेलि मुदा आब तँ ओ पूर्णतः ओकर चांगुरमे छलि । उघरहिं अंत न होइ निबाहू। कालनेमि जिमि रावन राहू। हमरो ओकरा बारेमे बेसी नहि बूझल छल। मुदा ओकर असली खीस्सा तँ लता कहलक । नेहरूपार्कमे ओहिदिन हमसभ बैसल रही । तरह-तरहक गप्प-सप्प होइत छल। गामसँ दिल्ली आएल रही आ आब घुरि जेबाक सभटा रस्ता बंद भए गेल छल । आ एहिठाम तरह-तरहक लीलासभ भए रहल छल । से सभ हम देखि रहल छलहुँ । किछु इच्छासँ, किछु नियतिवश ।

लता माता-पिताक एसगरि संतान छलि । मैथिलीमे खुब नीक गप्प कए लैत छलि । ओकरासँ गप्प कए किओ नहि कहि सकैत छलि जे ओ बाइस सालसँ लगातार दिल्लिएमे रहि रहल अछि । ऐहीठाम जन्मल.बढ़ल,आ संपूर्ण शिक्षा प्राप्त केलक आ कइए रहल छलि । फिलहाल ओ एमएमे पढ़ि रहल छलि । कहि नहि ओकरा हमरामे की देखेलैक जे एतेक नीक लागि गेलिऐक ।नीक ओ हमरो लागि रहल अछि मुदा ताहिसँ की ? हमरा अपन औकात पता अछि,हम ई बात ओकरा कए बेर बुझेबाक प्रयासो करैत छी मुदा ओ जोरसँ हँसि कए टाड़ि दए दैत अछि । संभवतः ओकरा इसकूल-कालेजसँ बाहरक दुनियाँक जानकारी नहि भेलैक अछि। ओकर पिता दिल्लीसन महानगरमे प्रतिष्ठित अधिकारी छथि । घरोक सुखी,संपन्न अछि । तकरा आगू हमर की गणना अछि? हम इएस सभ सोचि-सोचि कै बेर परेसान भए जाइत छी ।

" अहाँ सदरिकाल की सोचैत रहैत छी?"

हमरा जेना भक टुटि गेल। हम कहलिऐक- "किछु नहि?"

" हमरा ठकबाक प्रयास कए रहल छी?"

"सही बात कहिओ कए की होएत?"

"मुदा गुमसुम रहलोसँ तँ किछु फएदा नहि छैक । अहाँ सदरिकाल परेसान रहैत छी । गप्प-सप्पमे मोन नहि लगैत अछि। एनामे तँ अहाँ दुखित पड़ि जाएब ।"

" हम जँ दुखितो पड़िए जाएब तँ ककर की बिगड़तैक? माए छलि जे सोचि सकैत छलि सेहो गुजरि गेल। "

"एना किओ बाजए ।समय सभदिन एकहि नहि रहैत छैक । अहाँमे बहुतरास गुण अछि। ई महानगर छैक । एतए किओ अपन प्रतिभाक अनुसार अपन स्थान बना सकैत अछि।"

" सएह सोचि कए तँ एहिठाम अएलहुँ मुदा ढ़ाकक तीन पात । जएह काज शुरु करैत छी, ओहीमे अठबज्जर लागि जाइत अछि ।बिना काज-धंधाकेँ एहि महानगरमे किओ कतेकदिनटिकत?"

" से बात सही छैक । हम अहाँक चिंताक समाधान कए देने छी ।"

"की केने छी?"

"काल्हिसँ अहाँ हमर कंपनीमे मैनेजरक काज करब।हमरेसभक घरक बामाकातमे जे खाली कोठरी अछि से अहाँक रहत । "

"हमरा विश्वास नहि भए रहल अछि । कहीं अहाँक पिता ई सभ सुनि लेताह तँ पता नहि की सँ की होएत? "

"हम सभटा गप्प हुनकासँ पहिनहि कए लेने छी । सएह कहए लेल हम आइ बजओने रही मुदा अहाँ झंझटमे रही तँ हमही आबि गेलहुँ "

"जौँ ई सही अछि तँ हम काल्हिसँ अवश्य काज करब ।"

लताक मुँहे ई सभ सुनि विश्वासे नहि होइत छल । लगैत छल जेना दिनेमे सपना देखि रहल छी । रहि-रहि कए मोनमे चिंता होइत छल । मुदा ई संसारचमत्कारसँ भरल अछि । की पता हमर भाग्यमे किछु नीके हेबाक होइ ।

‘‘अखनोअहाँके प्रशन्न नहि देखि रहल छी?"- लता बजलीह।

"नहि, नहि से बात नहि छैक?"

"तखन की बात छैक?"

हम किछु नहि बाजि सकलहुँ । कहबे की करितिऐक? मोनमे किशुनक गप्पसभ घुमि रहल छल । झलफल भए रहल छल ।

"आब चलक चाही।-ओ बाजलि । हम दुनूगोटे उठि बैसलहुँ । पीठमे सौंसे घास-फूस लागि गेल छल। से सभझाड़ि कए बिदा भेलहुँ । लता हमरा घरधरि कारसँ छोड़एचाहैत रहथि मुदा हमही मना कए देलिऐक । जाइत-जाइत लता हमरा दिस तेना तकैत रहथि जे हम किछुकाल अस्थिपिंजर भए गेलहुँ । बहुत मोसकिलसँ आगा बढ़ि सकलहुँ । सामने बसस्टैंड छल । तुरंते बस आएल । कहुना कए धक्कमधुक्का करैत बसमे चढ़लहुँ । जाबे बस आगू नहि बढ़ि गेल, लता हमरा दिस तकैत रहलि।

*रबीन्द्र नारायण मिश्र, पिताक नाम : स्वर्गीय सूर्य नारायण मिश्र, माताक नाम : स्वर्गीया दयाकाशी देवी, बएस : ६६ बर्ख, पैतृक ग्राम : अड़ेर डीह, मातृक : सिन्धिआ ड़योढ़ी, वृति : भारत सरकारक उप सचिव (सेवा निवृत्त)/ स्पेशल मेट्रोपोलिटन मजिस्ट्रेट, दिल्ली(सेवा निवृत्त), शिक्षा : चन्द्रधारी मिथिला महाविद्यालयसँ बी.एस-सी. भौतिक विज्ञानमे प्रतिष्ठा : दिल्ली विश्वविद्यालयसँ विधि स्नातक*
*प्रकाशित कृति : मैथिलीमे:-*
*१. ‘भोरसँ साँझ धरि’ (आत्म कथा), २. ‘प्रसंगवश’ (निवंध), ३. ‘स्वर्ग एतहि अछि’ (यात्रा प्रसंग), ४. ‘फसाद’ (कथा संग्रह) ५. ‘नमस्तस्यै’ (उपन्यास) ६. विविध प्रसंग (निवंध ) ७.महराज(उपन्यास)*
*८.लजकोटर(उपन्यास) ९.सीमाक ओहि पार(उपन्यास) १०.समाधान(निवंध संग्रह)*
*११.मातृभूमि(उपन्यास) १२.स्वप्नलोक(उपन्यास) १३.शंखनाद(उपन्यास) १४.इएह थिक जीवन(संस्मरण)*

*In English:-*
*1.The Lost House (Collection of short stories), 2.Life is an art*

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

*हिन्दी में* ___

*१.न्याय की गुहार(उपन्यास)*

*(उपरोक्त पोथीसभ pothi.com, amazon.com आओर www.flipkart.com पर सँ कीनल जा सकैत अछि)*

*इमेल : mishrarn@gmail.com ब्लोग : mishrarn.blogspot.com*

*एमजोनक लेखक पृष्ठ : amazon.com/author/rnmishra*

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

**जगदीशप्रसाद मण्डल**

**आमक गाछी (धारावाहिक उपन्यास)**

5.

19 जून,शनिदिन,छह बजे साँझमे रामलखन ऑफिससँ अबिते पत्नीकेँ कहलैन-

“चारि बजे भोरुका बस पकैड़ काल्हि प्रेमनगर चलैक अछि, तँए सभ ओरियान आइये करि लअ।”

'सभ ओरियान'सुनि सुवासिनीक मन विस्मित भऽ गेलैन। बारह बर्खक पछाइत नैहर जाएब, छुच्छे हाथे केना जाएब?

चारि भाए-बहिनक बीच सुवासिनी एकमात्र माझिल बहिन। सुवासिनीसँ जेठ हरिनाथ, साझिल- दीनानाथ आ छोट- श्याम। हरिनाथ आ दीनानाथअपन-अपन पत्नी आ बाल-बच्चाक संग बंगलोरमे रहै छैथआ श्याम गाममे रहै छैथ। तीनू भाँइ बी.ए. पास केने छैथ। पितेक अमलदारीमे हरिनाथो आ दीनानाथो नोकरी करए बंगलोर चलि गेला, जे पिताकेँ मुइला पछाइत दुनू भाँइ अपन-अपन परिवारोकेँ[i]ओतइ लऽ गेला। बंगलोरेमे दुनू अपन-अपन मकान कीनि रहै छैथ। दस बीघा जमीनबला किसान परिवार राधारमणक छेलैन। गामक नीक 'किसान परिवार'मे राधारमणक परिवारक गिनती छेलैन। जहिना अन्नक खेती करै छला,अन्न उपजबै छला तहिना गाछी-कलमक संग दस कट्ठा बँसवारियो छेलैन। तैसंग दूटा महींस सेहो पोसैत रहला। राधारमणजखन पचास बर्खक वयस पार कए रहल छला तही समयमेछोट बेटा सेहो बी.ए. पास कऽ नेने रहैन। ओना, श्याम बच्चेसँ घरक काजमे, खेती-गिरहस्तीमेपिताकेँ बाँहि पुरए लागल छेलैन।जइसँ गिरहस्तीक सभ लूरि-बुधि श्यामकेँ भइये गेल छल। दुनू परानी राधारमण अपन सेवाक संग समाजक बीच परिवारक समाजिकताकेँ जीवित रखैक खियालसँ सेहो सोचि-विचारि श्यामकेँ कहलैन-

''बौआ, जेठ दुनू भाँइ तँ परदेशी भऽ गेलह। तोहू जँ नोकरी करए बाहर चलि जेबह तखन तँ परिवारक संग समाज धरिक सभ किछु बिलैट जेतह। ने अपन ठौर-ठेकान रहतह आ ने परिवारेक..!''

पतिक विचारक सह पेब बुधनी सेहो अपन माइक ममत्त बुझबैत श्यामकेँ कहली-

''बौआ, भगवान चारिटा सन्तान कोखिमे देलैन तँए ने, जँ एक्केटा देने रहितैथ वा चारिमे तीन मरिये गेल रहैत वा नोकरीए-चाकरी करए परदेश चलिगेल रहैत तखन परिवार..!''

बी.ए. पास श्यामक मनमे माइयक विचार चोट केलक।परिवारक भविसक संग अपनो भविसपर नजैर पड़लै। एकाएक श्याम तिलमिलाएलगल। तिलमिलाइत श्यामक देह सिहरएलगलै। सिहैरते अनायास मुहसँ फुटलै-

''माए..!''

बेटाक मुहसँ 'माए' सुनि राधारमणक मनमे सेहो पितृ विचार जगलैन। पितृ विचार जगिते राधारमणक मन नाचि उठलैन। नाचि ई उठलैन जे घटना-दुर्घटना भेलापर कियो भगवानक नाम थोड़े लइए, लइ तँ अछि माइये-बापक नाम। माए गइ माए..,बाप रौ बाप..! वएह माए-बाप ने ओकरपारो-घाट लगबै छइ। भरिसक श्याम ओही सीमापर पहुँच गेल अछि। तँए जइ सीमापर अखन श्याम पहुँचल अछि ओही सीमाक इर्द-गीर्दक विचार ने ओकर कल्याणो करत। एहेन तँ नहि जे कियो हेराएल अछि कलकत्ताक चौरंगी चौकपर, जे आगू बाट



ISSN 2229-547X VIDEHA

हमर कोन छी।मुदा ओकरा से नहि देखा देखबए लगबै गाम-घरक बाट, तखन तँ भेल..! ओकरा तँ चौरंगीए चौकक रस्ता देखौलासँ ने काज चलत...।

राधारमण श्यामकेँ प्रवोधैत बजला-

“बौआ, जे बात माए कहलखुन ओ हुनकेटा विचार नहि, दुनियाँक विचार छी। दुनियाँ जनैए जे बाल-बच्चाक जीवनदान जहिना माता-पिता करै छैथ तहिना ने वृद्ध माता-पिताक जीवनदान सन्तानोक कर्तव्य भेबे कएल।”

पिताक भावनाकेँ अपन भावमे मिला भावावेश होइत श्याम बाजल-

“एकरा के नकाइर सकैए।”

श्यामक विचार सुनिते राधारमणक मनमे उठलैन- श्रवण कुमार जकाँ श्याम भार उठबैले कन्हा अरोपि देलक!एकाएक राधारमणक मन पसिज गेलैन। पसिजते मन कहलकैन- एकरो तँ अपन परिवारक संग समाजक बीच जीवन जीबाक छै तँएओहन जीवनधाराक खगता तँएकरो छइहे जइसँ हँसैत-खेलैत, हेलैत-डुमैत ईहो अपन जीवनक धार पार करए। मुदातइले तँ सुबुधिक संग सुकृत्तिक्रिया अपनबैक जरूरत छइ। माने, सुबुधिक संग सुकृत्तिकर्तव्य जँ अपनाएत तखने से सम्भव हेतइ। ओना, जीवनक लेल जे जे उपयोगी अछि ओइ सभ कथुक अपन महत् तँ होइते छै,मुदा जीवनानुकूल अपन कर्तव्य बनाएब तँ बेसी महत् रखैत अछि। जँ से नहि बनौल जाएत आ लकीरक फकीर बनि खाली चलैक परियास हएत तखन तँ केतौ-ने-केतौ समाजिक परिवेशक संग टकराउ हेबे करतै..!मने-मन सोचि-विचारि राधारमण सामंजस करैत श्यामकेँ कहलैन-

“बौआ!दुनियाँमे जहिना ने सभ कुछ नीके अछितहिना सभ किछु अधलो नहियेँ अछि। ओही नीक-अधलाक बीच असंख्य जीव-जन्तुक संग अरबो-अरब मनुखो अछिए। तँए, जीवन जीबैले जेहेन कर्तव्यक खगता अछि बस ओतबे अपनाकऽ चलैक अछि। अनेरे लोक अपन बुधिक पाछू तबाह भेल रहैए।”

ओना, राधारमण झाँपि-तोपि कऽ बजला मुदा नव चेतनसँ युक्त चेतल श्याम पिताक सभ बातकेँ मने-मन बुझि चुप रहल। पिताक विचारकेँ आदर्श आदेश मानि प्रतिउत्तर किछु ने दऽ बस एतबे बाजल-

“अहाँ जे आदेश करब ओ शिरोधार्य अछि।”

श्याम गामेमे रहब स्वीकार करैत नोकरी-चाकरीक भाँजमे नइ पड़ल। ओना, कौलेजे जीवनमे श्याम अन्दाज कऽ नेने छल जे नोकरी-चाकरी स्वतंत्र जिनगी जीबैमे बाधा उपस्थित कइये सकैए। मुदा समाजक बहैत तुफानी धारमे दबि कऽ जे श्यामक विचार पातर-छीतर बेगवत स्थितिमे छल ओ पिताक आसिरवचन सुनि नव जागरणक रूपमे ठाढ़ होइक परियास करए लगल।

चाह पीला पछाइत रामलखन पत्नीकेँ कहला-

“प्रेमनगर अहाँक नैहर छी, ऐठाम जहिना अहाँकेँ माए-बाप, दिअर-ननैद, पित्ती-पितिआइन इत्यादि सभ बनल बनाएल बनौआ भेटल तहिना हमरो नेअपन सासुरमे भेटल छैथ।तँए,ओइठाम हमर कोनो जुति-बुधि नहि,सोल्होअना जुति-बुधि अहींक भेल।अहाँकेँ जे विचार हुअएसएह करब। अखने चलू बजारक काज समटैत बसक टिकट सेहो कटा लेब।”

पतिक बात सुनि सुवासिनी मने-मन विचारए लगली,आइ जँ माता-पिता रहितैथ तँ लत्तो-कपड़ा आ खाइले तसमैये आकि हलुए बना कऽ नेने जइतौं, मुदा से तँ रहला नहि। भाए-भौजाइ तँ अखन अपने जुआन-जहान अछि, नैहरक सभ किछु दइये देने छिऐ। हँ! तीनटा जे बाल-बच्चा छै तेकरा सभ-ले लत्ता-कपड़ा आ थोड़ेक मिठाइयो जरूरकीन लेब...।

मने-मन विचारैत सुवासिनीक मुहसँ किछु ने निकललैन। बिच्चेमे जगमोही बाजल-

“बाबू, मामाक तीनू बच्चा स्कूल जाइए तँए तीनू ले कपड़ो-लत्ता आ महिना दिन जे रहब आ पढ़ैबै-लिखेबै तइले किताबो-कॉपी आ कलमो कीनि कऽ नेने जेबइ।”

जगमोहीक विचारपर रामलखन सोल्होअना सहमत भऽ सभ कियो बजार दिस विदा भेला।

बजारक काज सम्हारि, बसक टिकट कटबैत डेरासँ बस स्टेण्ड पहुँचबैले टेम्पू सेहो ठीक कऽ लेलैन। बजारसँ घुमतीकाल रस्तेमे सबहक विचार भेलैन जे चारि बजे भोरमे बस खुजत, तँए दू बजे रातिमे बिछान छोड़ि अपन तैयारीक पाछू सभ कियो लगि जाएब। तैयारो होइमे समय लगिते अछि। अपन नित्यकर्मक संग चीज-बौस सम्हारब इत्यादि बहुत रास काज अछि। तेतबे नहि, बिनु खेने-पीने डेरासँ केना निकलब। जखन अनके पएरे जाएब,माने बससँ, तखन ओकर कोन ठेकान अछि। जँ कोनो पाँतरमे किछु भऽ गेलै तखन ओतए एक घोंट पानियोँ के देत? आठ घन्टाक बसक रस्ता अछि, तँए ओतेकालक अपन जीवन अपने हाथमे ने सम्हारि कऽ रखैक अछि।

साढ़े तीन बजे टेम्पूबला आबि डेराक आगूमे हॉरन देलक। सभ कियो सभ किछु सम्हारि तैयारे छला। अनायास रामलखनक देहक पानिमे[ii] खूब तेजी आबि गेल छेलैन।आसे नव-विवाहित जमाए जकाँ नहि, एक जवाबदेह अभिभावक जकाँ। रामलखन अपन दायित्व जनै छला जे घरसँ बाहर जा रहल छी, बाट-घाटक जे स्थिति अछि तइमे सजगता जरूरी अछिए...।ओना, बसोक यात्रा बसेक यात्रा छी, कियो निचेनसँ टी.भी.क गीत-सीनेमा देखैत-सुनैत चलैए तँ कियो लोहा-लक्कड़सँ बनल गाड़ीक माध्यमसँ चलैत अपन सतर्कतापर नजैर राखि यात्रा करैए। मुदा जेते देखा-देखी दुनियाँ चलैएतेतेसीखा-सीखी थोड़े चलैए जे देखी-सीखी करैत लोक यात्रा करत। संजोग नीक बनल। जहिना कार्यक्रमक नक्शा रामलखन बनौने छला, तहिना साढ़े तीन बजे अन्हारमे डेरासँ निकैल प्रेमनगरक लेल सभ प्राणी विदा भेला।

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

ओना, मोबाइलिक जुग भेने सुवासिनीक भाए- श्यामेक परिवारटा मे नहिबल्किश्यामक दियाद-बादआटोल-पड़ोसमे सेहो सुवासिनी सभ परिवारकेँ अबैक जानकारी भइये गेल छल। नव लोकक आगवानीक जानकारी भेने जहिना अँगना-घरक ओरियान घरवाली करै छैथतहिना दुआर-दरबज्जाक घरबला सेहो कइये लइ छैथ। बसक जानकारी सेहो प्रेमनगरबलाकेँ छैन्हे जे साढ़े एगारह बजेसँ पहिने बस नहियेँ औत, पछाइत जखन आबए। ओना, प्रेमनगरक अधिकांश लोक एगारहे बजेसँ अपन कान ठाढ़ कऽ नेने छल,किएक तँ सभ बसक हॉरन सभकेँ अकानल छइहे।

अखन धरि सुवासिनीक नैहर आगमनक समाचार बेकता-बेकती, काने-कानदियादोवाद आ टोलो-पड़ोसमे छल। मुदा दस बजेमे जखन राधा दादी, सीता दीदी, शुभनी भौजी आ दुखनी काकी घास छिल कऽ पोखैर-महार परहकपीपरक गाछतर बैस सुवासिनीक आगमनक गप-सप्प करए लगली तखनसँ ओ समाजिक रूपमेबदलए लगल।जेठुआ रौदसँ रौदाएल चारू गोरे पीपरक गाछतर आबि सुसता रहल छेली। ओना, बाधेसँ चारू गोरे धरियाएलरहैथमुदा रौद आ उम्मससँ घामक पानि जे मुहमे पड़ैन से मन नून-छड़ा गेल रहैन तँए बाध भरिमेकियोकिछु ने बाजि अपन-अपन जी-जान बँचबैत पीपरक गाछ लग पहुँच माथपर सँ छिटा उतारि, दुभि बिछाएल बिछानपर पहिने चारू गोरे अरामसँ बैसली। पछाइत जेना-जेना सबहक मन ठंढाइत गेलैन तेना-तेना गहिंराइतो गेलैन। जहिना शुभनी भौजी आ दुखनी काकी एक-उमेरियाछैथतहिना राधा दादी आ सीता दादी सेहो एक-उमेरिये छैथ, संगे समाजिक वंशवृक्षक हिसाबेई दुनू ओइ दुनूसँ एक सीढ़ी ऊपर सेहो छैथ। तँएई दुनू गोरे सम्मानित बेकती भेबेकेली। शुभनी भौजी आ दुखनी काकीक बीच सुवासिनीक आगमनक समय लऽ कऽ शास्त्रार्थ बजैड़ गेल। शास्त्रार्थ कोनो आन बाते नहि, सुवासिनीक नैहर आगमनक मादेमात्र समैयक विवाद फँसलैन। दस बर्खक पछाइत सुवासिनीक आगमन भऽ रहल छैन...।

शुभनी भौजी बजली-

“सुवासिनी दाइ तँ सीते मैया जकाँ ने बोना गेली..!”

शुभनी भौजीक पति-राम मनोहर, भारी खिस्सकर लोक। आध पहर राति धरि शुभनी भौजीकेँ शास्त्र-पुराणक नित्य नूतन खिस्सा सुनबैतरहै छथिन। तहिना दुखनी काकीक पति- सुखबा काका, सेहो नमहर खिस्सकर छथिए। शुभनीए भौजी जकाँ दुखनियोँ काकी शास्त्री बनियेँ गेल छैथ। खग जाने खगक बोल...। मुदाऐ सभसँ राधा दादी आ सीता दादीकेँ कोन मतलब छैन जे शुभनीए भौजीक आकि दुखनीए काकीक बात सुनती। ओ तँ पाथरक मूर्ति जकाँ पानिसँ नहेलो-धोलोपर ओहिनाक ओहिनाछथिए। बलुआहा माटिक मुरुत जकाँथोड़े छैथ जे एक्के लोटा पानिमे ढहि-ढनमना जेती। तँए, हुनका दुनू गोरेकेँ माने रधो दादी आ सीतो दादीकेँअपन-अपन स्पष्ट धारणा छैन जे दुनू गोरे अपनेमे फरिछाबह।अनेरे हम सभ ओइमे किए पड़ब।

काल्हिसँ फेर सभकेँ एक्केठाम ने रहबो अछि आ संगे-संग करैत-धड़ैत चलबो अछि। औझुका प्राश्चित अपन आइये कटाबह।तैबीच दुखनी काकी शुभनी भौजीकेँ उत्तरोत्तर दैत बजली-

"सीता मैया केतेक दिन तक बोनमे रहली से बुझल छह?"

शुभनी भौजीक मन सेहो शास्त्रक धुनिमे चढ़ल रहबे करैन,बजली- "राम-लक्षमण आ सीताकेँ गामक सीमा टपैमे केतेक दिन लागल, पहिने से ने बाजब!"

दुखनियोँ काकी तँखिस्सकरेक घरवाली,आगूक एक घाट आगू बढ़ि बजली- "गंगा पार करैमे तीनू गोरेकेँ केते दिन लागल रहैन से बुझल छह?"

जवाबक केतौ पता नहि, मुदा प्रश्न-पर-प्रश्न चढ़ैत गेल। जेकरा देख रधो दादी आ सीतो दादीकँनइ रहल गेलैन, दुनू गोरे संगे बजली-

"गपे-सप्पमे जे खाएबो-पीब बिसैर जाइ जेबह, से की तोहीं दुनू एहेन गप्पकैर छह! महिना दिनक गप आइये फरिया लेबह। चलै चलह, नहाइयो बेर भऽ गेल।"

ओना, चारू गोरे अपन आसनी-बासनी छोड़ि लगले उठि कऽ ठाढ़ भेली मुदा शुभनी भौजी आ दुखनी काकीक गप-सप्प चलिये रहल छेलैन। दुनू गोरेक कहा-कही सुनि राधा दादी फुटा कऽ बजली- "तोरा दुनूक गपैहिया बेमारी ताबे नइ हटतह जाबे बपैहियासँ भेँट नइ हेतह।"

तुरैछ कऽ दुखनी काकी राधा दादीकेँ कहली- "ई सभ ने बुढ़ भेली, जे दिन छैथ से दिन छैथ मुदा हमरा दुनू गोरेकेँ तँ बहुत दिन तक ने ऐ पीपरक गाछतर बैस कऽ अपन जीवन-मरणक गप-सप्प करैक अछि।"

घरक रस्ता फुटिते सभ छिड़िया गेली।

बारह नइ बाजल छल, तइसँ किछु पहिनहि श्याम अपन बहिन-बहिनोइ आ भगिनी सबहक आगवानीक पूर्व तैयारी करि बसक हॉरनकेँ अखियासैत दरबज्जापर आबि कऽ बैसला। बसितेमोन पड़लैन सुवासिनी। बहिन मोन पड़िते श्यामक मन झमान हुअ लगलैन। केहेन करमघटू सुवासिनीक जिनगी भऽ गेल! भगवानोक नेत एकरंग नइ छैन। हमरा बाल-बच्चाक कम-बेसीसँ मतलब नहि, मनुख किछु छी तँ मनुख तँ छी किने।जे अपने-आपमे सम्पैतशाली भेबे कएल। मुदा भगवान केकरो बेटा दइ छथिन तँ घराड़ी दुआरे मारि फँसबै छथिन आ केकरो बेटी दइ छथिन तँ घराड़ियो बेचबबै छथिन, से केहेन निसाफ भेल! ई बात जरूर जे बेटा-बेटी समान अछि मुदा खाली कहने भरिसँ समान भऽ जाएत?माए-बापकेँ मुइला पछाइत बेटा तेरह दिनसँ तीन साल तकक अधिकारी अछि, बेटी किछु अछि तँ मात्र तीनियेँ दिनक।माने माटिक सारा बनि गेल, केशो कटबैक बेटीकेँ जरूरत नहियेँ,मात्र नह कटा पाक भऽ जाइए..!

श्यामक गुनधुनी बढ़िते गेल-भगवान जे करै छैथ से नीके करै छैथ, समाज जँ नैहर-सासुरक बीच जे जलियाएल जाल बिछा मनुखकेँ शिकार बना शिकार करैएसे विचार केकर भेल?के करत? ई रोग एहेन अछि जे सभ परिवारमेअछिए, मुदा इलाज तेहेन अछि जइमे कियो मेटा जाइए आ कियो मोटा जाइए..!

तैबीच बसक धमकसँ टोल-पड़ोसमे हरबिर्ड़ो जकाँउठि गेल। सबहक मुहसँ एक्के अवाज निकलए लगल- “बस आबि रहल अछि! अही बससँ सुवासिनी औत!!”

टोल-पड़ोसक धिया-पुता बस स्टेण्ड दिस दौड़ल। धिया-पुताक पाछू-पाछू ट्रेनक गार्ड जकाँश्याम सेहो बस स्टेण्ड दिस बढ़ला। आठ घन्टाक बसक झमारसँ रामलखन सभ तूरक चेहरा मलिन भइये गेल छेलैन। सुवासिनीपर नजैर पड़िते श्यामकेँ टकटकी लगि गेलैन। मुदा तखने जगमोही पएर छुबि श्याम मामाकेँ प्रणाम केलकैन। असीरवाद दैत श्यामक नजैर रामलखनपर गेलैन। सार-बहनोइक बीच नमस्कार-पाती भेल। सभ कियो घर दिस विदा भेला। सभकेँ अपन-अपन नजैर तँए अपना-अपना नजरिये सभ प्रेमनगरक धरतीपर अपन-अपन पएर रोपि चलए लगला। जहिना सबहक अपन सोच, अपन विचारआ अपन जिनगी, तहिना सभकेँ अपन-अपन संगी सेहो भेटिये गेल। जगमोहीकेँ प्रेममोही भेटल। ओना, चेहरासँ जगमोहीकेँ प्रेममोही चिन्हैत नहि, मुदा सुवासिनीक पाँचो गोरेक परिवारमे जगमोहीक उमेरो आ कौलेजिया रूपो रहबे करइ, तँए प्रेममोही अन्दाजि नेने छल। ओना, प्रेममोही सेहो बी.ए. ऑनर्सक फाइनल इयरमे पढ़िते अछि, तँए कौलेजिया समाजक परिचयो छइहे। जगमोहीक हाथ-सँ-हाथ मिलबैत प्रेममोही पुछलक- “बहिन, केहेन नगर लगैए?”

ओना, छोट बहिनक रूपमे अपन विचार प्रेममोही रखलक, मुदा जगमोही थकथका गेल। किएक तँ ओहो बुझि चुकल छल जे प्रेममोही सेहो बी.ए. फाइनलमे पढ़ैत अछि। जगमोही पटनिया भाषामे बाजल-

“जेहने नगरक नाम छै तेहने लगैए।”

शब्दो-शब्दक तँ खेल अछिए। कोनोबहु अर्थीए होइत अछि तँ कोनो बिनु सींग-नाँगैरक, बिनुअर्थोक होइते अछि। गप-सप्पक क्रममे जगमोही आ प्रेममोहीक बीच, सम्बन्धक आकर्षणबढ़ए लगल जइसँ एक-दोसरक बीच विचार-विनिमयक दिशा-बाट सेहो खुजबे कएल। बिनु ठेकनाएल शब्दमे जगमोही बाजल- “ऐ गामक एक गोरे पटनामे पढ़ै छैथ, हुनकर घर किम्हर छैन?”

प्रेममोहीकेँ गामक जानकारी छइहे जे गामक एक गोरे पटनामे पढ़ैए, तीन गोरे दरभंगामे आ सात गोरे झंझारपुरमे.., बाजल- “धीरेन्द्र हुनक नाओं छिऐन आ घर दोसर टोलमे छैन।”

जगमोही- “परिवार केहेन छैन?”

प्रेममोही-

“गाममे सम्पन्न परिवार मानल जाइ छैन।”

नन्द विलास राय

**बरबैरेपर छी**

हम आ अनिल दुनू गोरे बनगामा हाइस्कूलसँ निर्मली कौलेजमे बी.ए. धरि संगे पढ़लौं। हमर घर भपटियाही सखुआ जखन कि अनिलक घर सखुआ महदेवा।

जहिना हम बी.ए. पास केला पछाइत घोड़ा घास छीलै छी तेनाहिये अनिलो भैंसवार बनल अछि।

एक दिन भूतहा हाटपर अनिल भेँट भेला तँ हम कहलयैन-

“मीत गामेमे रहै छी मुदा कहियो भेँटो करए कहाँ अबै छी?”

तैपर अनिल बजला-

“आ अहाँ तँ हमरा ओइठाम सभ दिन जाइ छी किने।”

हम सोचए लगलौं, अनिल ठीक्के कहलैथ। हमहूँ तँ गामेमे रहै छी मुदा हमहीं कहाँ कहियो अनिलसँ भेँट करए हुनका ओइठाम गेलौं..! सोचैत गुनधुनमे पड़ि गेलौं, बजैले जेना किछु रहिए ने गेल। मुदा ऐठाम चुपो रहबसँ सम्बन्ध प्रभाविते होइत। बजलौं-

“चलू मीत बरबैरेपर छी।”

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

**जगदीशप्रसाद मण्डल**

## झूठक झालि

अदहा चैत बीत गेलमुदा चैतक जेहेन उष्णता चाहीओअखन तक मौसममे नहि आएल अछि। जेना आन साल फगुआक पराते लोक अपन-अपन सिरको आ कम्बलोकेँ रौद लगा, समेट कऽ ऐगला जाड़-ले बान्हि कऽ रखि लइ छला, से ऐबेर नहि भेल। ओना, पहिनौं केतेकसाल एहेन होइते छल जइमे जाड़ किछु बिलंमसँ हटने सिरक-कम्बल किछु बिलम्ब धरि लोक ओढ़ै छला, मुदा से गोटे-गोटे साल एहेन होइत छल। ऐबेरक समय तइमे बीस पड़ल। तेकर कारण भेल जे एक तँ शीतलहरी फगुआ तक धेने रहल, दोसर शीतलहरी हटिते तेहेन जनमारा बरखा भेल जे जाड़केँ आरो आगू बढ़ा देलक। अनधुन पाथरो खसल आ पछिया हवा सेहो धुर-धार पकैड़ लेलक जइसँ जाड़क तेते बढ़ोत्तरी भऽ गेल जे अखनो घूर तापब आ सिरक-कम्बल ओढ़ब अनिवार्य बनले अछि। से खाली लोके आ माले-जालक संग भेल, सेहो बात नहियेँ अछि। मौसमक रूप बदलने आमो आ रब्बियो-राइक संग भेल। आन साल चैती दुर्गाक समय,जे अदहा चैतक पछाइत पड़इ छल, आमोक टुकला तेहेन भऽ जाइ छेलै जे लोक चटनियो आ कुच्चो-अँचार खाइ छल से ऐबेर आमक मोजरो अखन तक ओहिना अछि। मड़ुआ भरि-भरिक दाना बनल अछि। तहिना गहुमोक अछि। आन साल चैती दुर्गाक समय धुर-झाड़ गहुमक तैयारियो चलै छल आ खेतसँ कटियो गेल रहै छल। मुदाऐबेर से नहि,ऐबेर कोला-कोली गोटे-गोटे खेतक गहुम कटल अछि बाँकीमे ओहिना लगल अछि। लगल कि अछि जे तेहेन बर्खा-पानिक संग पाथर खसल जे खेतक-खेत गहुम चुरम-चुर भऽ गेल।

मौसमक विकरालता रहने विवेक विहारी काकासँ चारि-पाँच माससँ भेँट नहि भेल, तँए मन उबिया रहल छल।मुदा मन उबियेनहि की, समयमे तेते ठण्ढ छेलै जे घरसँ निकलैक हिम्मते ने हुअए। ओना, पचहत्तैर बर्खक विवेक विहारी काका अखनो शरीरसँ एहेन फेहम छैथ जे नीक समय रहने सभ दिन एक बेर-दू बेर

सौंसे गाम घुमैत छला मुदा सरदीसँ एलर्जी रहने आनो साल घुमैसँ परहेज करिते रहैथ। ऐबेर तँ सहजे तेतेक सरदी पड़ि रहल अछि जे दरबज्जा छोड़ि केतौ नहि जाइ छैथ।

चैती दुर्गाक आइ तेसर पूजा छी माने चैत शुक्ल पक्षक तृतीया छी। ठण्ढ रहितो लोकमे, खास कऽ स्त्रीगण आ धिया-पुतामे पूजाक उत्साह जगिये गेल अछि।

अपनो मनमे भेल जे एहने-एहने समयमे ने बुढ़ो-पुरान आ धियो-पुतो ठण्ढसँ मरिते अछि। तहूमे चैती जाड़ छी जे सोझे हाड़मे गड़ि शरीरकेँ थरथरबैए। मनमे भेल जे जँ कहीं विवेको विहारी काका जाड़सँ अक्रान्त भेला आ मरि गेला तखन तँ मन लगले रहि जाएत जे मरैसँ चारि-पाँच मास पहिनहिसँ काका भेँट नहि भेल छला। नीक समय रहने एकबेर-दूबेर सभ दिन एकठाम बैस गपो-सप्प करै छेलौं आ बहुत बात सिखतो छेलौं...।

विवेक विहारी काकासँ भेँट करैले मन तेते उबिया गेल जे मने-मन विचारि लेलौं जे आइ किछु हएत मुदा काकासँ भेँट करबे करबैन। ओ ने बुढ़ छैथतँए घरसँ नइ निकलै छैथ, मुदा अपने तँ से नहि छी।

चाह पीब विवेक विहारी काकासँ भेँट करए विदा भेलौं। घरसँ निकैलते मनमे उठल जे देखते काका कहबे करता जे हम ने बुढ़ भेलौं तँए घरसँ जाड़क दुआरे नइ निकलै छी मुदा तोंहू जबान रहितो सहए भेलह। फेर अपने मनमे बहन्नोसुझि गेल जे जँ से कहता तँ कहबैन जे काका समय खराब भेने काजक समय घटिये जाइए, मुदा परिवारक जे सबदिना काज अछि ओ तँ केला पछातिये ने परिवारक गाड़ी आगू मुहेँ ससरत। तइ संग ईहो मनमे भेल जे जखने तर्कपूर्ण बहन्ना करब तँ ओ बिसवास कइये लेता। मन हल्लुक भऽ गेल।

विवेक विहारी काका-ऐठाम पहुँचते देखलौं जे काका सिरक ओढ़ि दरबज्जाक चौकीपर मुँह झाँपि बैसल किछु सोचि रहल छैथ। दरबज्जापर पहुँचते बजलौं-

"काका, गोड़ लगै छी..!"

अवाज सुनि मुँहपर सँ सिरक खसका काका बजला-

"नीके रहह। बहुत दिनक पछाइत तोरासँ भेँट भेल।"

बजलौं-

"काका, समये तेहेन भऽ गेल अछि जे घरसँ निकलब कठिन भऽ गेल अछि, तँए नइ भेँट होइ छेलौं।"

विवेक विहारी काकाकेँ जेना विचारक बाण सुतरलैन तहिना बजला-

"एहने समयमे ने धियो-पुतो आ बुढ़ो-बुढ़ानुसक ताक-हेर जरूरी अछि, तैठाम जँ अनठा देबहक तखन तँ अनेरे ने ओ मरबे करत।"

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

कक्काक बात सुनि अपने निरुत्तर भऽ गेलौं तँए विचारकेँ बदलैत बजलौं-

“नीक समय रहह आकि अधला, कमसँ कम एते तँ भेबे कएल जे ओ कटि गेल।”

मुड़ी डोला हमर बात तँ काका स्वीकारि लेलैन मुदा जेना मनमे कोनो बात विचार नाचि रहल छेलैन तहिना ओइ विचार दिस पुन: मन बढ़ए लगलैन। अपना बुझि पड़ल जे भरिसक काका कोनो विचारमे ओझराएल छैथ। अनायास विवेक विहारी कक्काक मुहसँ व्यंगपूर्ण मुस्कियो आ मुस्कीक संग अवाजो निकललैन-

“झूठक झालि बजौनिहार चाटुकार सबहक चाटुकारिता कि कोनो आइयेक छी, सभ दिनसँ होइत आबि रहल अछि। अखनो अछि आ आगूओ होइत रहत।”

अपना जनैत विवेक विहारी काका हमरा सुना कऽ बजला आकि अपन विचारक दौड़मे बजला से ओ जानैथ मुदा सुनलौं तँ हमहूँ। बजलौं-

“से की काका?”

विवेक विहारी काका बजला-

“नारदक नाओं सुनने छहक?”

बजलौं-

“किए ने सुनने रहब। वएह नारद ने जे घरबलाकेँ कहलखिन- तोहर घरवाली तोहर देह चटै छह आ घरवालीकेँ कहलखिन जे तोहर पति नोना गेल छथुन तँए दुनू गोरेमे जे प्रेम हेबा चाही से नहि छह।”

हमर बात सुनि कक्काक मनमे जेना भीतरसँ खुशीक गुदगुदी लगलैन तहिना हँसैत बजला-

“तोरा हिसाबे नारद केहेन छला?”

बजलौं-

“काका, नारद नमरी झगड़लगौन छला। जखन दुनू परानी तककेँ नहि छोड़ै छेलातखन दू परिवार आ दू समाजकेँ छोड़ि सकै छला..!”

अपना विचारे माने कानक सुनल विचारे हम बजै छेलौं आ चिन्तनक हिसाबे काका पुछि रहल छला तँए सबाल-जवाबमे केतौ मेल नहियेँ खाइ छल। ओना, काका दुनू बात माने अपन कानक सुनल बात आ चिन्तनक बात जानि रहल छैथ मुदा अपने तँ खाली सुनलेहे बात टा जनै छी, तँए अपन विचारकेँ दृढ़तासँ पकड़ने छेलौं। काका बजला-

“नारद देवलोकोमे बास करै छला आ मर्त्तलोकमे सेहो घुमै छला।”

बजलौं-

"हँ, से तँ छेलाहे। देवलोक-सँ-मर्तलोक तक प्रतिदिन टहलै छला। मर्तलोकक संवाद देवलोकोमे पहुँचबै छला आ देवलोकक संवाद मर्तलोकोमे लोककेँ कहै छेलखिन।"

हमर बात सुनि विवेक विहारी काका भभा कऽ हँसला।हँसी रोकि बजला-

"बौआ श्याम, नारद पुराण पुरुष छैथ, माने पौराणिक पात्र। हुनक देल अमूल्य रत्न अछि। ओइ अमूल्य रत्नकेँ झाँपैक खियालसँ रंग-बिरंगक कथा गढ़ि झूठक झालि बजौनिहार चाटुकार सभ हुनका बदनाम करैत आबि रहल अछि।"

कक्काक बात सुनि अपनो मन ठमकल। ठमकैक कारण भेल जे अपने की बुझै छी आ काका की कहि रहला हेन..! बजलौं-

"से की काका?"

विवेक विहारी काका बजला-

"बौआ, नारद चौरासी टा विचार सूत्रक प्रतिपादन केलैन। जे चौरासियो सूत्र मनुखक जिनगीक चौरासी आसन छी, माने जीवन जीबाक चौरासी टा कला..!"

अखन तक जे नारदक प्रति अपन धारणा मनमे बनल अछि, ठीक ओकर विपरीत विचार विवेक विहारी कक्काक सुनि बजलौं-

"चौरासी आसन कीकहलियै काका?"

विवेक विहारी काका बजला-

"अखनो गाम-घरमे लोकक मुहेँ सुनै छह कि नहि जे चौरासी आसनसँ जीवन चलैए।"

बजा गेल-

"हँ, से तँ सुनै छी..!"

विवेक विहारी काका बजला-

"यएह चौरासी आसनक सृजन नारद केने छैथ। जेकरा घटिया कहक आकि झूठक झालि बजौनिहार चाटुकारक चाटुकारी कहक, ओही महत्वपूर्ण ज्ञानकेँ दबबाक षडयंत्र झूठ बजनिहार चाटुकारसभ सभ दिनसँ रचैत-करैत आबि रहल अछि आ अखनो रचै-बजैए।"

बजलौं-

"ऐ सँ झूठ बजनिहार चाटुकार सभकेँ की भेटै छै?"

विवेक विहारी काका बजला-

“अपन मरनमुख विचारकेँ जीवनमुख विचार बना समाजकेँ गुमराह करैत, माने धोखा दैत आबि रहल अछि। जइसँ समाज पथ-भ्रष्ट बनि जिनगीक स्वस्थ पथसँ विमुख भऽ दिशाहीन होइत आबि रहल अछि।”

कक्काक विचार सुनि अपनो मनक मैल, माने अज्ञानता जेना कमए लगल तहिना भक् खुजि गेल। तैबीच विचारकेँ आगू बढ़बैत विवेक विहारी काका पुछि देलैन-

“कालिदासक नाओं तँ सुननहि छह?”

कहलयैन-

“हँ। आइ कि बच्चेसँ सुनैत आबि रहल छी जे कालिदासएहेन छला जे जेही डारिपर चढ़ल छला तेही डारिकेँ जड़िसँ काटै छला।”

हमर बात सुनि विवेक विहारी काका फेर भभा कऽ हँसला। हँसी रोकि बजला-

“एकर माने यहए ने जे कालिदास सन मूर्ख ऐ धरती पर दोसर नहि भेल अछि?”

ओना, कक्काक विचारक प्रवाहमे अपने नहि भँसलौं। माने ई नहि कहलयैन जे ‘हँ, हुनका सन मुर्ख दोसर नहि भेला’,किए तँ कालिदासक सम्बन्धमे ईहो बुझल अछि जे ओ महापण्डित छला। अनेको महान-महान कृति- मेघदूतम्, कुमारसम्भवम्, रघुवंशम्, मालविकाग्निमित्रम्, विक्रमोर्वशीयम्, अभिज्ञानशाकुनतलम् इत्यादि रचना सेहो केने छैथ आ राजा विक्रमादित्यक दरबारमे नवरत्नमे एक रत्न सेहो छला। बजलौं-

“ओ महापण्डित छला तँए मूर्ख केना मानबैन?”

विवेक विहारी काका बजला-

“जे आदमी जइ डारिपर चढ़ल रहत ओइ डारिकेँ जँ जड़िसँ काटत, ओहन काटनिहारकेँ लोक की बुझत?”

असमंजस में पड़ि गेलौं। किए तँ ईहो बात बुझले अछि जे जइ डारिपर छला ओकरो कटितो छला। तैसंग ईहो बुझले अछि जे ओ महापण्डित छला। बजलौं-

“शुरूमे ओ मुरुखपन काज केने मुरुख छला, पछाइत सरस्वतीक असिरवादसँ विद्वान भेला। विद्वान भेला पछाइत अमूल्य कृति सबहक रचना केलैन।”

कालिदासपर सँ धियान हटबैत विवेक विहारी काका बजला-

“हमहीं महाविद्यालयक शिक्षण कार्य किए छोड़लौंसे बुझल छह?”

बजलौं-

"जखन बेटा कमाए लगला तखन अपने कमाएब छोड़ि देलौं। सएह ने?"

मुस्कुराइत विवेक विहारी काका बजला- "नइ, ई बात नइ छी।"

बजलौं-

"तखन, की बात छी?"

विवेक विहारी काका बजला-

"जाधैर अपन विचार परिपक्व नहि भेल छल ताधैर नीक-बेजाए सभ बजै छेलौं, मुदा जखन विचार परिपक्व भेल तखन विचारमे दृढ़ता आनि निश्चय केलौं जे ने अधला (गलत) काज करब आ ने अधला विचार मुहसँ निकालि दोसरकेँ देब।"

विवेक विहारी कक्काक विचार नीक जकाँ माने स्पष्ट रूपे नहि बुझि, बजलौं-

"काका, कनी खरियारि कऽ कहियौ। नीक जकाँ नहि बुझि पेलौं।"

हमर जिज्ञासा देख आकि की, विवेक विहारी काका हँसए लगला। ओना, हुनकर हँसी देख अपना मनमे कनी-मनी शंको हुअ लगल जे कहीं हमर विचारे ने ते उनटा-पुनटा भऽ गेल जइसँ काका हँसि रहलछैथ! मुदा से नहि, ओ विचारक गम्भीरताकेँ पकैड़ बजला-

"श्याम!ओनाअपने जखन पढ़िते रही तहियेसँ झूठ बजैक परहेज करए लगलौं। मुदा की झूठ की सच से नहि बुझि पबैतरही, तँए बहुत झूठो बजाइ छल, मुदा जहियासँ झूठ-सच बुझैक ओकाइत भऽ गेल माने झूठ-सच बुझैक क्षमता भऽ गेल तहियासँ झूठ बजैक सोल्होअना परहेज कऽ लेलौं।"

ओना, अपना जनैत काका समीचीन उत्तर देने छला, मुदा अपने नीक जकाँ बुझिये ने पेलौं। पुछलयैन-

"काका, नीक जकाँ अपनेक विचार नहि बुझि पेलौं।"

विवेक विहारी काका बजला-

"श्याम, शुरूमे माने नोकरीक शुरूमे जखन बच्चा सभकेँ पढ़बै छेलौं तखन सिलेवसमे जे पोथी उपलब्ध छल ओही आधार पर पढ़बै छेलौं, मुदा जखन पोथीक नीक-अधलाक बोध भेल,तखन विचार अपने मनमे टकराए लगल। एक दिस जे सिलेवसमे अछि वएह पढ़बऽ पड़तआदोसर दिस अपन मन धिक्कारऽ लगल जे बच्चा सभकेँ सज्ञानक बदला अज्ञान बना रहल छी, जे अपना जनैत अनुचित भऽ रहल अछि। तँए नोकरी छोड़ि देलौं।"

विवेक विहारी कक्काक विचार सुनि मन जेना शान्त भऽ गेल। बजलौं-

"काका, अखन तक ई बात नहि बुझै छेलौंतँए गलत धारणा मनकेँ जमि कऽ पकड़ने छल।"

अपन उपलब्धि आकि विचारक प्रभावसँ विवेक विहारी कक्काक मन जेना उत्फुलित भेलैन तहिना फूलक कली जकाँ मुँह मुस्किएलैन। बजला-

“बौआ श्याम, मण्डन मिश्रकेँ जनै छुहुन?”

बजलौं-

“हँ।”

काका बजला-

“केना जनै छुहुन?”

बजलौं-

“वएह मण्डन मिश्र ने जिनकर सुग्गो संस्कृतेमे बजै छेलैन।”

काका बजला-

“हँ, आरो किछु?”

बजलौं-

“ओ अपन मैथिल अद्वैतवादी विद्वान छला। जे शंकराचार्यसँ शास्त्रार्थमे पराजित भेला।”

‘शंकराचार्यसँ शास्त्रार्थमे पराजित भेला’ सुनि कऽ आकि की, एकाएक विवेक विहारी कक्काक चेहराक रंग मलिन हुअ लगलैन। जेना नान्हिटा मेघक टुकड़ी, माने बादलक टुकड़ी सूर्यक प्रखर रौदकेँ किछु क्षणक लेल झाँपि दइए तहिना भेलैन। मुदा अपन आक्रोशकेँ ऐ दुआरे नहि व्यक्त केलैन जे ओ हमरा अबोध बच्चा बुझै छैथ। मनमे भेल हेतैन जे श्याम अपन अध्ययनक बले नहि, केकरो मुँहक सुनल बात बाजि रहल अछि...। बजला-

“बौआ, भरिसक तूँ कोनो झूठ बजनिहार चाटुकारक मुँहक सुनल बात बुझै छह।”

कक्काक बात सुनि मनमे भेल जे ठीके काका बुझि रहला अछि, किए तँ अपने मण्डन मिश्रक कोनो रचना तँ अखन तक पढ़नौं ने छी, मनन-चिन्तनक कोन बात..!बजलौं-

“काका, एकटा पण्डीजी बाजल छेला, सएह सुनलो अछि आ मोनो अछि। सएह बजलौं।”

तुरैछ कऽ विवेक विहारी काका बजला-

“ओ मुफ्तक चूरा-दही खाइबला हेता,तँए एहेन बात बजला।”

बजलौं-

